ISSN 2229-547X

# 'विदेह' ३५१ म अंक ०१ अगस्त २०२२ (वर्ष १५ मास १७६ अंक ३५१)

(विदेह www.videha.co.in )

विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

**ISSN 2229-547X VIDEHA**

*सम्पादक:* गजेन्द्र ठाकुर।



Videha e-Learning

Gajendra Thakur



ऐ पोथीक सर्वाधिकार सुरक्षित अछि। कॉपीराइट (©) धारकक लिखित अनुमतिक बिना पोथीक कोनो अंशक छाया प्रतिएवं रिकॉर्डिंग सहित इलेक्ट्रॉनिक अथवा यांत्रिक, कोनो माध्यमसँ, अथवा ज्ञानक संग्रहण वा पुनर्प्रयोगक प्रणाली द्वारा कोनो रूपमे पुनरुत्पादित अथवा संचारित-प्रसारित नै कएल जा सकैत अछि।
(c) २०००- २०२२। सर्वाधिकार सुरक्षित। विदेहमे प्रकाशित सभटा रचना आ आर्काइवक सर्वाधिकार रचनाकार आ संग्रहकर्त्ताक लगमे छन्हि। भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html , http://www.geocities.com/ggajendra आदि लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html (किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत wayback machine of https://web.archive.org/web/*/videha 258 capture(s) from 2004 to 2016- http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर) केर रूपमे इन्टरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितक रूपमे विद्यमान अछि। ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ "विदेह" पड़लै।इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA
(c)२०००- २०२२। सर्वाधिकार लेखकाधीन आ जतऽ लेखकक नाम नै अछि ततऽ संपादकाधीन। विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर। Editor: Gajendra Thakur.
रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com कें मेल अटैचमेण्टक रूपमें .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। एतऽ प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि। सम्पादक 'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका ऐ ई-पत्रिकामे ई-प्रकाशित/ प्रथम प्रकाशित रचनाक प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ मूल आ अनूदित आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। (The Editor, Videha holds the right for print-web archive/ right to translate those archives and/ or e-publish/ print-publish the original/ translated archive).
ऐ ई-पत्रिकामे कोनो रॊयल्टीक/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै। तेँ रॉयल्टीक/ पारिश्रमिकक इच्छुक विदेहसँ नै जुड़थि, से आग्रह। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। मेल प्राप्त होयबाक बाद यथासंभव शीघ्र ( सात दिनक भीतर) एकर प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि। ISSN: 2229-547X

Videha e-Journal: Issue No. 351 at www.videha.co.in

अनुक्रम

२.८. गजेन्द्र ठाकुर- मैथिली विकीपीडिया, यूनीकोड तिरहुता आ कैथी, गूगल ट्रांसलेटमे मैथिली, ट्विटरमे मैथिली, अमेजन अलेक्सामे मैथिली (खण्ड १-४) (पृ. ४६४-५२५)

## २. गद्य

निर्मला कर्ण

अग्नि शिखा (धारावाहिक उपन्यास)

तेसर खेप

*पूर्व कथा - पूर्णिमाक दिन उर्वशी सँ मिलन होयबाक सन्देश रम्भाक मुख सँ सुनि पुरुरवा प्रसन्न भय जाइत छथि ।*

*आब आगाँक कथाक अवलोकन करु ।*

नील अनन्त आकाशक प्राँगण मे पूर्णिमाक चाँद अपन पूर्ण ज्योत्स्ना पसारने सुशोभित छल । शुभ्र चाँदनी समस्त पृथ्वीक आँचर पर अपन शुभ्र आलोक पूर्ण सहृदयता सँऽ दान करैत छल तारा झुण्ड बान्हि दीवालिक दीप सन झलमल झलमल कऽ अपन प्रसन्नता देखबैत उत्फुल्ल मगन भय विचरण करैत रहैथ । अनन्त आकाश मे उत्फुल्ल रजनीश छटा देखि रजनी सेहो प्रेम मे मगन छली । रजनी अपन प्रियतम रजनीशक मुस्कान पर विमुग्ध प्रेम रस मे ऊब डूब होइत अपनों के बिसराइत अपन प्रसन्नता सम्पूर्ण जगत पर उदारता सँ पसारने जाइत छलैथि । मुदा एक प्राणी एहनो छलथि जिनका पर एहि प्रसन्नताक कनियों धरि प्रभाव नहि परल रहैन्ह। ओ मोनेमोन कानैत छलैथ । रजनी अपन प्रियतम सँग विंहसैत छली मुदा ओ प्राण रजनीक हँसीक चोट सँऽ तरपैत छलाह । रजनीक उत्फुल्लता प्रसन्नता ओहि प्राणीक नस नस मे काँट सन चुभईत छल । ओ प्राणी छलैथ पुरुरवा जे एहि पूर्णिमाक राति अपन प्रेयसीक प्रतीक्षा सरस्वती नदीक कछार पर सन्ध्या काल सँऽ करैत आब प्रायः निराश हताश भय गेल छलाह । अपन प्रेयसीक विरह दुःख हुनका दुनू आँखि सँऽ अविरल

बहैत जाइत छल। रजनी-रजनीशक मिलन हुनक प्रेम विदग्ध हृदय के सुनगैत चिनगारी के लपलपाइत ज्वाला बना देने छल। ओ आब पूर्ण निराश भय गेल छलाह।

हठात मधुर सँगीत ध्वनि पवन सँग लहराईत हुनका कर्णगोचर भेलैन्ह। करुण रस सँ ओत प्रोत ओ ध्वनि पुरुर्वाक ध्यान अपना दिशि आकर्षित कयलक।

नदीक ओहि पार मधुर स्वर मे गायन एवँ लास्य मुद्रा मे उर्वशी देखेलैथि। शीतल मन्द मलयानिल के सुगन्ध सँ पुरुरवा अभिभूत भऽ गेलाह। उर्वशी निकट उपस्थित भय गेलीह,दुनूक दृष्टि मिलल। किछु काल धरि दुनू ओहिना निःशब्द ठाढ़ रहलैथ।

कने काल धरि दुनू गोटे निःशब्द ठाढ़ रहलैथ फेर पुरुरवा अपन दुनू बाँहि पसारने दउरलैथ आ उर्वशी के आलिंगन बद्ध कय लेलैथ। उर्वशी सेहो हुनका सँ आबद्ध अपन सुधि-बुधि बिसरि गेलैथ। कतेको काल धरी दुनू प्राणी अहिना एक दोसर सँ आबद्ध अपन आँखि मुनने कल्पना लोक मे विचरण करैत रहलाह। प्रथमतः उर्वशी मौन भङ्ग केलैथ।

उर्वशी- "प्रिये अहाँ एतेक अधीर कियेक होइत छी"?

पुरुरवा- "ई अहाँ हमरा सँऽ नहि अपन हृदय सँ पुछू उर्वशी"।

उर्वशी- "अहाँ के एना हमरा लेल उन्मत्त भेनाइ उचित नहि किछु चिंता अपन प्रजा जन के सेहो करु"।

पुरुरवा- "हमरा सँ आब हमर अपन चिंता कएल नहि होइत अछि तऽ प्रजाक चिन्ता कोना क भऽ सकत"?

"ई बात त अहाँक नीक नहि कहल जायत"|

"हम आब नीक वा अधलाह किछु नहि बुझैत छी, हमरा मात्र अहाँ सँ मतलब अछि प्रिये"|

"स्त्रीक प्रेम स्वार्थमय होइत अछि, ताहि सँ ओ विश्वसनीय नहीं अछि"|

"होइत हेतीह मुदा हम अहाँ के एहन नहि बुझैत छी । अहाँ हमरा लेल सर्वदा विनीता आ कर्त्तव्य परायणा पत्नीक रूप मे रहलहुँ"|

"प्रिये हम कर्त्तव्य बन्धन मे बन्हाइल इन्द्रक हाथक एकटा खिलौना मात्र छी"|

हम बुझैत छी प्रिये, मुदा अहाँ स्वर्ग के ठोकर मारि हमरा लँग आबि त सकैत छी"?

"नहि प्रिये इहो असभव अछि विधाता हमर रचना स्वर्ग मे रहवा लेल केलैथि अहन पूजा पथ एवं पुण्य कार्य कय स्वर्ग प्राप्त कय सकैत छी । तखनि अहाँ के हमरो प्राप्त कय सकैत छी । मुदा हमरा पृथ्वी पर आबि प्रेम करवाक अधिकार नहि अछि" |

"एहेन बात नहि बाजू प्रिये, की आब हम सतत अहाँक विरहानल मे जरैत रहब"?

"हँ हमर अहाँक प्रेमक यैह भवितव्य अछि । ल पृथ्वी आ स्वर्गक मिलन असम्भव थिक । पृथ्वी वासी चाहैथ तऽ ओ अपन पुण्य सँचित

कय किछु दिनक वास्ते स्वर्ग जा सकैत छैथ । मुदा पुनः पुण्य क्षय भेलाक पश्चात् हुनका पृथ्वी पर वापस पठाओल जाइत अछि । स्वर्ग सँऽ इन्द्रक आदेश पर लोक कल्याण हेतू कोनो देवता अथवा हमहुँ आबि सकैत छी। परञ्च ई एनाइ गेनाइ इन्द्रक इच्छा पर निर्भर अछि"| हम अथवा की कोनो अन्य देवता एहि लेल स्वतन्त्र नहि छी"|

एकर अर्थ भेल जे अहाँ एखनहुँ इन्द्रक इचछा सँ हमरा लंग ऐलहुँ अछि"|

कतेक अनुनय विनय केलाक उपरान्त हमरा अहाँ सँ भेँट करवाक अनुमति भेटल अछि"|

"आब फेर हम कथि करु अहीं बताऊ प्रिये अहाँ बिनु हम जीवित नहि रहि पायेब"|

"अहाँ धैर्य धारण करु प्रियतम । धर्म पूर्वक राज्य सञ्चालन करु जाहि सँ पुनः धर्म सञ्चित भेला उपरान्त अहाँ के स्वर्गक प्राप्ति होयत आ पुनः अपन सभक मिलन होयत एकर अतिरिक्त अन्य कोनो विधि नहि अछि अपन सभक मिलन केर"|

पुरुरवा ऊर्वशीक जघन स्थल पर अपन मस्तक राखि ओतहि विश्रामक मुद्रा मे लेट गेलथि आ हुनक अपन हाथ मे लैत कहय लागलखिन -

"उर्वशी अहाँ हमरा छोड़ि कऽ नहि जाऊ । हमर करुण दशा पर दृष्टिपात तऽ करू आ हमर विनती पर ध्यान दिय प्रिये । हम अहाँक विरह मे विदग्ध भेल रहलहुँ एतेक दिन" ।

ओह राजन अहाँ कनिक राखु । अहाँ बुझू हमर बात । हमर सीमा निर्धारित अछि । अहाँक ई शरीर क्षण भङ्गुर अछि, आ हम अमर्त्य थिकहुँ । सँसार मे सभ जीवक रचना ईश्वर कें द्वारा एक विशेष कार्यक पूर्ति हेतु कएल जाइत अछि । एक क्षणिक भावनाक उद्वेग मे हम अहाँकेँ अपन हृदय समर्पित कय देलहुँ । परंच विधि रचल लेख छल जे भरत मुनिक कृपा सँ सम्पन्न भेल । अहाँ एतबहि मे अपना के संतुष्ट मानू । स्वर्ग-धरा सँऽ किन्नहु प्रेम नहि कय सकैत अछि । एहि दूनुक मेल नहि भय सकैत अछि कदापि नहि"|

"ओह उर्वशी छोड़ू एहि सभ बात के हमरा प्रेम पयोधि मे अपना कें विस्मृत करय दिय"|

हाँ प्रियतम ई पूर्ण चन्द्रक धवल रात्रि मे अपन दुःख बिसरि प्रकृतिक सँग अपनाकेँ एकाकार करवाक समय अछि ।

प्रेम-मिलन प्रकृतिक सानिध्य मे अलौकिक होयत एकर कोनो उपमा सम्भव नहि अछि"|

दुनू प्राणी प्राणी प्रेमक आवेग मे एकदोसर सँऽ आबद्ध विस्मृत भेल कतेको काल धरि रहलाह ।

रजनी पृथ्वीक आलिंगन कय कखनि प्रस्थान केलीह ज्ञात नहि भेलनि । जखनि उषा रानीक लज्जा जनित रक्ताभ कपोलक दर्शन प्राचीक प्राँगण मे होमय लागल तखनि अलसायल आँखि हठात फुजि गेल । ओ उठि कय अपन चारू कात दृष्टिपात केलैथ मुदा आश्रय उर्वशी कतहु नहि भेटलखिन । ओह उर्वशी के नहि पाबि ओ पुनः दुःखी

भय गेलाह । किछु आगू बालुका राशि पर हुनका किछु सन्देश लिखल देखेलैंह । ई देखि ओ प्रसन्न भय गेलाह । लिखल छल -

"आब पुनः एक वर्ष बाद अपन सभक मिलन होयत परञ्च एतय नहि, अपन मिलन होयत "कुरुक्षेत्र" मे दिन रहत पूर्णिमाक । एतेक दिनक उपयोग अपन बीतल समय कैँ स्मरण करैत करब अहींक उर्वशी ........"|

(अनुवर्तते)

*(पाठकक सुविधा लेल पूर्वमे ई-प्रकाशित भाग-१ आ २ सेहो नीचाँ देल जा रहल अछि- सम्पादक)*

पहिल खेप

वसुधाक हरिताभ आँचर अनेकों आकर, प्रकार, रँग, बिरंगक पुष्पसँऽ सज्जित देखनिहारके विमुग्ध करैत छल । विशाल वृक्ष एवँ लतागुल्मसँ आच्छादित गन्धमादन पर्वतपर स्थित कुमार वनक शोभा ओहुना अद्वितीय छल ताहिपर चन्दनक दीर्घाकार वृक्षक सुगन्धि अलौकिक स्वर्गीय आनंदक अनुभूति करबैत छल । समीपस्थ पर्वतसँ कलकल निनाद करैत वेगसँ उतरैत झरना अपन मधुर संगीतमय आवाजसँ वातावरणके विलक्षणता प्रदान करैत छल । किछुए दूरपर ब्रह्मपुत्र नदीक उद्गम स्थल छल जे आगू गेलाक बाद विशाल जलधारामे परिवर्तित भऽ गेल छल, ओकर दुग्ध-धवल फेनिल जल क्षीरसागरक भ्रान्ति उत्पन्न करइत छल ।

ओहि नदीक तटपर एक गोट पुरुष बहुत कालसँ अन्यमनस्क सन बैसल छल । एहेन निर्जन स्थानमे ई के थिक? की कोनो योगी? सामान्य जन एहेन निर्जन प्रान्तमे कोन प्रयोजन सऽ अछि । ओ कखनो-कखनो एकटा प्रस्तरक छोट-छोट-खण्ड उठा नदीक पाइनमे फेंकय आ पाइनमे उठल लहरि देखिविंहसै, पुनः गम्भीरताक आवरण ओकर मुख-मण्डलपर व्याप्त भय जाई ।

ओकर अस्त-व्यस्त केश गुच्छ बढ़ि कऽ जटाक रूप लय लेने छल । दाढ़ी एवँ मोछ सेहो बढ़ि कऽ साधु सन बुझना जाइत छल । शरीरक वस्त्र जीर्ण-शीर्ण मलिन अवस्थामे ओहि पुरुषक दुर्भाग्यक गाथा सुनबैत छल । आब ओ पुरुष कंकड़ फेंकि फेंकि श्रान्त भय गेल, तखनि ओ हठात पाइनमे उतरि गेल आ अपन दुनू हाथें पाइनके उछालैत पहिले विहुँसल ......फेर हँसल........ हँसैत चलि गेल । ओकर हँसी अब भयङ्कर अटटहासमे परिवर्तित भय गेल छल ।

हँसैत-हँसैत ओ पुरुष नदीसँ बाहर निकलि तीतले कपड़ामे एक दिशामे दौड़ गेल । ओकरा देखि प्रतीत होइत छल जेना ओकरा चिरकालसँऽ कोनो प्रियजनक प्रतीक्षा छल जेकर आवक सन्देश सुनि ओ स्वागतमे प्रेम-विह्वल भय मिलन हेतु भागल जाइत होय । कतेको काल धरि ओ ओहि वनप्रान्तमे अपसियांत भऽ दौड़ैत रहल आ फेर एक प्रस्तरशिला सँऽ चोटिल भय तृणच्छादित भूमिपर खसि परल । कतेको देरतक ओ भू-लुंठित रहल । संभवतः ओ चेतना हीन भय गेल छल ।

मन्थर गतिसँ बहैत पवन तीव्र-तीव्रसौं तीव्रतर भेल जाइत छल । नभ श्यामवर्णी घनसँ आच्छादित होमय लागल। अनगिनत जलद कुमार नभमे विचरण करय लागल । ओ जलद कुमार सूर्यदेवसँग नुका-छुपी

खेलय लागल । आप सूर्यदेवके एहि चञ्चल कुमारसँ हारि-मानि नुकय परलैन । सूर्यदेवके नुकाइते वातावरणमे पूर्ण अन्धकार परिव्याप्त भय गेल ।

पहिले पृथ्वीक आँचरपर गुलाब जलसँ पाइनक फुहार पड़ल....... फेर मोट-मोट जलकण खसल एकर बाद मूसलाधार वर्षा प्रारम्भ भय गेल । सम्पूर्ण वनप्रान्त जलप्लावित होमय लागल ।

एतेक बर्षा जलसौं प्लावित होइतो ओ भूलुंठित पुरुष ओहिना भूमिपर परल रहल । बुझाइत छल जेना ओ चिरनिद्रामे लीन होय । आब वर्षा प्रायःसमाप्तिपर छल परञ्च ओहि पुरुषक शरीरपर वृक्षक पातसँऽ खसि-खसि एखनो वर्षाक जल-पतन चलि रहल छल ।

हठात ओहि पुरुषक आँखि फुजल ओ किछु क्षण भूमिपर ओहि मुद्रामे रहितहि अपन चारु दिशि आश्चर्यसौं देखलक फेर ओ उठि कऽ ठाढ़ भेल । ओ विकल भय करुण विलाप करय लागल । ओकर विलापक मध्य किछु अस्पष्ट ध्वनि मुँहसँ बाहर ओहि जन-शून्य वातावरणमे पसरैत रहल । - "हाप्रिये | अहाँ कतऽ चलि गेलहुँ, अहाँ कियेक हमरा छोड़ि गेलहुँ । अहाँ घुरिकऽ त आउ कने, देखू अहाँ बिन हमर हाल केहेन भेल अछि । देखू अहाँक प्रतीक्षा करैत-करैत हम पूरा भींजि गेलहुँ । प्रिये अहाँ आबि जाऊ, अहाँ हमरा छोड़ि कऽ नहि जा सकैत छी । अहाँ कतऽ नुकायल छी, हम अहाँके तलाश करैत विकल छी । मुदा हम छोड़ब नहि हम अहाँक तलाश करिये धरि लेब" ।

एहि भाँति विलाप करैत ओ एम्हर-ओम्हर घुमैत आगाँ बढ़ैत रहल बहुत काल धरि । एक गुफाके बाहर राखल एक विशाल प्रस्तर-खण्डपर

ओ बैसि गेल संभवतः आब ओ आर चलबामे असमर्थ छल मुदा ओकर रुदन थमल नहि | चलैत रहल ....चलैत ....रहल ।

(अनुवर्तते)

दोसर खेप

*पूर्व कथा - एकगोट व्यथित बेकल पुरुष बरसात मे भिजइत कनैत वन मे जाइत अछि आ एकटा गुफा लग बैसि सिसैक सिसैक कऽ कनैत अछि ।*

*आब अगिला भाग*

कानैत कानैत ओ पुरुष थाकि कऽ निढाल भऽ गेल । आब बनक एकपैरिया रस्ता पर निरुद्देश्य फेर सँ विदा भऽ गेल ।

किछु देर ओहिना भटकैत रहल तखनि ओ एकटा घनगर झाड़ लँग ठाढ़ भऽ गेल । ओहि झारक ओहि पार एकटा पोखरि छल जाहि मे खूब रास कमलक फूल खिलल छल । ओहि पोखरिक स्वच्छ निर्मल जल मे किछु सुन्दर रमणी जलक्रीड़ा मे निमग्न स्नान रत छलैथ । ओ सभ एक दोसरा पर आँजुर मे भरि भरि पाइन फेकैथ संगही अपन सुकोमल गौर वर्ण शरीरक सफाई से हो करैथ । किछु रमणी मधुर स्वर मे गीत सेहो गावैत रहैथ । किछु रमणी स्नान कऽ जल सँऽ बाहर निकलि रहल छलीह हुनक सुकोमल गात, अलौकिक सौंदर्य भरल मुखमण्डल, आ रेशमी श्यामवर्णी कुन्तल राशि कोनो ऋषि मुनिक तपस्या भङ्ग करवा मे पूर्ण सक्षम छल, मुदा ओ युवा पुरुष हुनकर सौंदर्य सँऽ अप्रभावित अन्यमनस्क सन झुरमुटक विवरसौं देखैत रहल, जेना ओकरा ओहि जमघट मे कोनो एक विशेष

व्यक्तित्वक तलाश होइ । ओ पूर्ण शांतचित्त भय अपन खोज पूर्ण दृष्टि ओहि सुन्दरी बाला सभ पर स्थिर केने रहल । ओकर मुखमण्डल पर निराशा व्याप्त होमय लागल । एहन प्रतीत होइत छल ओकर तलाश निष्फल भऽ गेल छल । ओ कुहुकि उठल । दर्द भरल आह ओकर आत्मा सँ बहरायल । ओकर मुखमण्डल पर निराशा व्याप्त भऽ गेल । ओ एक प्रस्तर खण्डक सहारा लय अर्ध निमीलित नेत्र सँऽ एक वन्य पुष्प के निहारैत रहल । ओ नील पुष्प अत्यन्त सुन्दर छल । ओहि पुरुषक मुखमण्डल के देखि बुझाइत छल जेना ओहि पुष्प सँ ओकरा किछु विशेष लगाव होइ । ओहि पुष्प मे ओकरा अपन प्रेयसीक दर्शन होमय लागल । ओकरा बुझना गेलैक जेना ओ पुष्प नहि, नील परिधान धारण केने एक सुन्दर रमणी ओकरा समक्ष आबि गेल होइ । ओ आभासी रमणी युवक के देखि विहँसि उठलीह । युवक अपलक दृष्टि सँऽ निहारैत रहल रमणी के । नील परिधान सँऽ सुशोभित रमणी एना प्रतीत होइत छलैक जेना श्याम घन कानन मे विद्युत् प्रस्फुटित भय गेल होय । कल्पनालोक मे विचरण करैत युवकक मोन अधैर्य होमय लागल । अपन प्रेयसीक अँग प्रत्यङ्गक सुमधुर कल्पना करैत निमग्न भऽ रहल छल । ओ अपन प्रेयसी के अलिंगगनबद्ध करवा हेतु उद्गिन भय अपन दुनू विशाल बाहु पसारने दौड़ परल । ओ प्रमत्त सन दौड़ल जाइत छल मुदा एक शैलखण्ड सँऽ ठोकर लगला सँ ओ भू-लुण्ठित भय गेल | ओकर कल्पनालोक विच्छिन्न भय गेल छल । ओ विक्षिप्त सन विलाप करय लागल - हा प्रिया अहाँ कतऽ चलि गेलहुँ, हमरा एना छोड़ि क, हम अहाँ बिनु नहि रहि सकैत छी आबि जाऊ। विरह वेदना सँऽ व्याकुल ओ पुनः उठल मुदा अपना के सम्हारि नहि सकल, मूर्छित भय भू लुण्ठित भय गेल । ओहि युवक के विलाप दूर तक गुञ्जित भेल छल । पुनः ओकर

खसवाक तीव्र आवाज पोखरि मे जलक्रीड़ा मे निमग्न रमणी सभ कैँ आकर्षित केलक । ओ सभ एक दोसराके प्रश्नपूर्ण दृष्टि सँ देखs लगलीह । बुझाइत अछि कोनो अभागल प्रेम विदग्ध अछि|

एक सुन्दरी कहलैथि । दोसर सखी कहलखिन - तों सभ एतहि रहs हम देखने अबैत छी| देखs सखी विलम्ब नहि करिह, नहि त हमरा सभ के स्वर्ग लोक जाइ मे बहुत विलम्ब भय जायत|

एक अन्य रमणी बाजि उठलीह । नहि नहि हम शीघ्र आयब ता धरि तों सभ प्रतीक्षा करह । कहैत ओ रमणी शब्दक उद्गम दिशा दिशि दौड़ गेलीह । हुनकर दृष्टि चेतनाहीन युवक पर परलैन्ह तs ओ फीरि कsपुनः तालाब दिशि दौड़ गेलीह । सेनजित ओतह एकटा पुरुष चेतनाहीन अवस्था मे छथि, हम कमल पत्र मे जल भरि लs जाइत छी । जलक बून्द ओकरा सचेत करवा मे संभवतः सफल होई| लेकिन तों ओकरा सचेत करवा लेल एतेक प्रयासरत किएक छह रम्भे? तों नहि बुझबह| जीव मात्रक कल्याण केनाइ हमर सबहक अपन परम् कर्त्तव्य हेबाक चाही, हम ई मानैत छी, तों सभ ई बात नहि मानैत छह की? कहैत ओ पाइन लsपुनः दौड़ गेली चेतनाहीन युवक दिस । अई सखी कहीं तोहर मोन सेहो त हमर सभक प्रिय सखी उर्वशी सन कोनो युवक के प्रेमपाश मे आबद्ध नहि भय गेलह? जाइत जाइत रम्भा के ई वाक्य कर्णगोचर भेलैन्ह मुदा ओ बिनु प्रत्युत्तर देनहि भागति भागति ओहि पुरुष के समीप पहुँचलीह आ आँजुर सँ पाइन ल-ल ओकरा मुख पर छींटs लगलीह । ओ युवक के मुख मण्डल के ध्यान पूर्वक देखलीह आ करुणा विगलित भ गेलीह । की प्रेम मे एहेन अवस्था भ जाइत छैक? सहसा युवक के आँखि फुजल आ ओकर दृष्टि रम्भाक मुखमण्डल पर परल । क्षणिक

मुस्कान ओकर मुख पर दृष्टिगोचर भेल, पुनः ओ हरबरायल सन उठि क बैसि गेल आ कहय लागल - नहि नहि अहाँ हमर प्रेयसी नहि थिकहुँ । हम अहाँक विरह मे व्याकुल नहि छी । हम अहाँ के नहि चिन्हैत छी । हमर प्रिया त उर्वशी थिकीह । उर्वशी ....उर्वशी.... उर्वशी ....उर्वशी.... स्वर्गक सभ अप्सरा सँ सुन्दर.....विनीता..... आ ... आ... आ....|

किछु सोचैत युवक पुनः मौन धारण कय लेलक । रम्भाक मुख पर मधुर हास्य प्रस्फुटित भय गेलैन्ह । ओ विहुँसैत बजलीह - ओ..... आब हम चिन्हलहुँ अहाँ पुरूरवा छी, सोमवंशक सूर्य राजा, पुरूरवा|

युवक आश्चर्यचकित भय सुन्दर रमणी के देखलक फेर आदरपूर्वक कहल - हँ देवी, अहाँ ठीके चिन्हलहुँ । मुदा अपनेक सत्कार हेतु एतह हमरा लग किछु सामग्री नहि अछि । तथापि हमर विनम्र आग्रह अछि अपने एहि त्रिणाच्छादित भूमि के आसन ग्रहण करु| रम्भा संकोच पूर्वक ओतहि भूमि पर बैसि रहली । रम्भा किछु छण पुरुर्वाक पुरुषोचित सौंदर्य के विमुग्ध भय देखैत रहली, मुदा पुरुर्वाक दृष्टि हिनका दिसि नहि छलैन्हि । ओ रम्भाक सौंदर्य सँ चुटकियो धरि आकृष्ट नहि भेल छलाह । रम्भा उर्वशीक प्रति पुरुर्वाक अप्रतिम प्रेमक प्रशंसिका भऽ गेलीह, आ मोने मोन ओ उर्वशीक चयन के सेहो प्रशंसा केलथि । स्वर्गलोकक कठोर अनुशासनप्रियता पर हुनका खिन्नता सेहो भेलनि जेहि कारण उर्वशी के पुरुरवा सँऽ दूर होमय परलनि ।

रम्भा उर्वशी आ पुरुर्वाक सम्बन्ध मे सोचैत विचारमग्न छलीह कि पुरूरवा के धीर गम्भीर आवाज सुनि चिंहुकि उठलैथ - अपनेक परिचय सुन्दरी?

मान्यवर हमर नाम रम्भा अछि, हम स्वर्ग लोकक अप्सरा थिकहुँ | हम अपन सखी सबहक सँग कुमार वन मे

स्नान हेतु अयलहुँ अछि|

अच्छा ¡ हमर उर्वशी सेहो आयल छथि की? - प्रसन्नता सँ उताहुल होइत पूछल पुरूरवा ।

-नहि ओ नहि आयल |

रम्भाक सँक्षिप्त उत्तर सँऽ पुरुर्वाक उल्लसित मुखमण्डल पर उदासीक गहन लेपन भऽ गेल । हमर प्रियतमाक की समाचार अछि?

वैह जे अहाँक अछि । भिन्नता एतबहि अछि जे ओ नारी होमय के कारण अपन दुःख केकरो पर प्रकट नहि कऽ सकैत अछि, संगहि स्वर्गक अनुशासन मे निबद्ध नियमपूर्वक सभ काज अन्यमनस्क भय पूरा करैत अछि|

नारीक धैर्य हिमालय सन अडिग होइत अछि । हुनकर अन्तःस्थल मे दुःखक श्रोत प्रस्फुटित भेल होय, विरहाग्नि सँ हुनक हृदय विदग्ध रहनि, मुदा ओ ऊपर सँऽ लज्जाक हिम सँ आच्छादित रहैत छैथ । स्वयं लांक्षणा, प्रतारणा, अपमानक उल्कापात के सहैत जीवन पर्यंत दैवक कठोर अनुशासन मे अचल अडिग रहैत छैथ । रम्भा आ पुरूरवा दुनू उर्वशी के विषय मे सोचि दुखित भ गेलैथ । पुरूरवा तऽ उर्वशीक समाचार पाबि आरो दुःखित भऽ गेलाह, आब हुनका किछु पुछबाक साहस नहि रहलैक ।

मौन भँग करैत रम्भा बाजली - आब अपनेहु प्रेमक ई खेल बन्द करू राजन|

-हम..... हम ... नहि किन्नहु नहि I हमर मोन आब आन कोनो बात मे नहि लागैत अछि I हमर जीवनक उद्देश्य

आब मात्र उर्वशीक प्रेम मे विदग्ध भS हुनकर अनन्त प्रतीक्षा रहि गेल अछि|

रम्भा- ई बात उचित नहि अछि नृप श्रेष्ठ I अहाँ राजा छी, प्रजा पालन प्रमुख कर्तव्य होइत छैक कुशल राजाक|

पुरूरवा- हम आब राज्य सञ्चालन मे असमर्थ भS गेल छी देवी I ई काज आब हम कोनहुना नहि कS सकब|

कहि राजा कनिकाल धरि मौन रहलाह I पुनः किछु स्मरण करैत ओ बाजि उठलाह - आब हमरा उर्वशी सौं पुनः कहिया साक्षात्कार होयत I ओ हमर परित्यागक एक वर्ष पश्चात् पुनः भेंट होयबाक बात कहने रहैथ|

-हाँ राजन आगामी पूर्णिमा के दिन सरस्वती नदीक तट पर ओकरा सँ अहाँक पुनः भेंट होयत|

राजा पुरूरवा एहि सुखद सम्वाद के सुनि अत्यन्त प्रसन्न भेलाह I ओ उपहार स्वरुप रम्भा कैँ किछु देबाक हेतु अपन दृष्टि हुनका दिशि घुमौलाथि, परंतु महान आश्चर्य स्थान रिक्त छल I ओतह मात्र राजा के अन्य कोई प्राणी नहि छलI पुरूरवा विहँसि उठलाह I विहँसैत स्वतः बाजलैथ - ओह ई अप्सरा सभ कतेक विचित्र होइ छथि,

अपन इच्छा भेल तऽ कतहु प्रकट भय जाइत छथि आ फेर अपन मोन होइतहि अदृश्य भऽ जाइत छथि|

(अनुवर्तते)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)-आगाँ

रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)-आगाँ

८

जयन्त जानकी धामसँ कतेको विषयमे पारंगत भए गाम वापस आबि कौलिक मर्यादाक पालन करैत जीवन निर्वाह करए चाहैत छलाह। ओ पाठशाला हुनकर वंशक कै पुस्तसँ चलि रहल छल। तकरे आगा बढ़ेबाक हेतु ओ कालीकान्तक आग्रहकेँ अस्वीकार कए देने छलाह। ओ पाठशालकेँ विकसित कए आधुनिक सुविधा संपन्नक विश्वविद्यालय स्थापना करए चाहैत छलाह जतए आधुनिक विज्ञानसँ लए कए भारतक प्राचीन संसकृतिक ज्ञान जिज्ञासु लोकनिकेँ उपलब्ध हेतनि ।

जयन्त क शारदा कुंजमे शिक्षा-दीक्षा पूर्ण भए गेलनि अछि आ आब ओ अपन मातृभूमि वापस हेताह से समाचार कालीकान्तक कान धरि सेहो पहुँचल। कालीकान्त जयन्तक विद्वताक चर्च बहुत सुनने रहथि आ हुनकर इच्छा रहनि जे ओ हुनकर राज-पाट सम्हारथि।

जखन दूत सभसँ किछु नहि भेल तँ एक दिन कालीकान्त स्वयं चुपचाप जयन्तसँ भेंट करए बिदा भेलाह। नदीसँ सटले आश्रममे अपन आचार्य संग शास्त्र चर्चामे जयन्त लीन छलाह। आश्रमक विद्यार्थी दत्तचित्त भए हुनका लोकनिक पारस्परिक संवाद सुनि रहल

छलाह। कतहु कोनो प्रकारक गतिविधि नहि छल। ओहि निःश्ब्द वातावरणमे कालीकान्तक पदचापसँ एकाएक सभक ध्यान ओमहर चलि गेल। आचार्यजी उठि कए ठाढ़ भए गेलाह।

"अपने किएक कष्ट केलहुँ। समाददितहुँ। हम स्वयं अपनेक दरबारमे आबि जइतहुँ।"

"आचार्यजी कँ सादर प्रणाम। असलमे हम जाहि काजे अएलहुँ से समादे नहि भए सकैत छल, ताहि हेतु हमर आएब अनिवार्य छल।"

"से की? एहन कोन बात भेलैक जे अहाँक स्वयं एतए आएब जरूरी भेल? की हमरा लोकनिसँ कुनु अधर्म भए गेल? की हमर आश्रमक विद्यार्थीसँ किछु त्रुटि भए गेलनि अछि?"

"ई सभ किछु नहि भेल अछि।"

"तखन अपने कष्ट किएक केलहुँ? ई आश्रम तँ अपनेक कृपासँ चलि रहल अछि। अपनेक पूर्वज लोकनि अत्यंत उदारताक परिचय दैत एकर स्थापना केलाह आ कतेको मेधावी विध्यार्थीकेँ आश्रय दए विद्या लाभ करओलनि। एहि आश्रमक परंपरा बनओने रखबामे अपनेक महान योगदान अछि। तँ अपने निःसंकोच कहू जे हम सभ कोन तरहें अपनेक आज्ञाक पालन कए सकैत छी।"

"आज्ञाक तँ कोनो प्रश्ने नहि अछि आचार्यजी!"

आचार्यजी बकर-बकर कालीकान्तक मुँह तकैत रहि गेलाह। किछु बुझएमे नहि आबनि जे आखिर बात की अछि? किछु अंदाज नहि लागि रहल छलनि। कालीकान्त आश्रमक चारू कात निहारि

रहल छलाह। आश्रमक समस्त विद्यार्थी सभ तेजोमय रहथि। ललाटपर तृपुंड लगओने, कुशक आसनपर विद्यमान समस्त विद्यार्थीपर हुनकर ध्यान गेल। ओ जे चाहैत रहथि, जिनका तकैत ओ चुपचाप पैरे एतए धरि चलि आएल रहथि से नहि भेटलखिन। ‘‘ओ कतए छथि?’’- कालीकान्त मोने-मोन सोचैत रहथि ।

"आश्रमक कोनपर नदीसँ सटले एकटा तेजस्वी युवक निरंतर वेद मंत्रक सस्वर पाठ कए रहल छलाह। हुनका कालीकान्तक आगमन आ तदुपरंत आचार्य संग भए रहल वार्तालापसँ किछु मतलब नहि बुझा रहल छल। ओ तेजस्वी बालक के छथि? कहीँ ओएह तँ नहि छथि?"- कालीकान्त मोने-मोन सोचलथि। मुदा समाधान नहि होइत देखि ओ आचार्यसँ स्पष्ट कहलखिन -

"आचार्यजी! अपने हमर वंश परंपरासँ पूर्ण परिचित छी। फेर हमरा लोकनिक शुभचिंतक छी। जँ अपनेसँ नहि कहब तँ कहबै कककरा? आ बिना अहाँक कृपाकेँ एहि समस्याक समाधान नहि भए सकैत अछि।"

"अपने आज्ञा तँ देल जाए। हम सभ एकर सहर्ष पालन करब। ई तँ हमरा लोकनिक अहोभाग्य होएत।"

"आचार्यजी! अपने तँ महाज्ञानी छी। अपनेकेँ की नहि बूझल अछि। तथापि अपनेक आज्ञानुसार हम अपन मंतव्य स्पष्ट करैत छी।"

एतबा बाजि ओ आचार्य संगे कात भए गेलाह आ एकांत पाबि हुनका कहलखिन-

"आचार्यजी! हमर राजपाट बहुत पसरि गेल अछि । असगर हमरासँ सम्हरि नहि रहल अछि । हमर एकमात्र संतान चंद्रिका सेहो आब छेटगर भेलथि। जयन्त चंद्रिकाक हेतु उपयुक्त बर बुझाइत छथि । जँ ओ तैयार भए जाथि तँ हमर चिंता कम होअए । दुनू गोटे मिलि कए हमर राजपाट सम्हारि लेताह तँ हमर समय नीकसँ कटि जाएत ।"

"हम एहि समस्यासँ वाकिफ छी। अहाँक लोक सभ हमरासँ एहि विषयपर कै बेर चर्चो केलथि मुदा जयन्त सर्वथा उपयुक्त होइतहुँ अखन बिआह करबाक हेतु उत्सुक नहि छथि। हुनका माथमे अपन गाममे पाठशाला स्थापित करबाक धुन सबार छनि । कहैत छथि जाबे से नहि होएत हुनक जिनाइ सर्वथा व्यर्थ होएत । तेँ ई काज ठामहि रहि गेल।"

ई सभ गप्प करैत-करैत आचार्यजी कालीकान्तक संगे जयन्तक लगीच आबि गेल रहथि। कालीकान्त सेहो हुनका संगे-संगे जयन्तक पाछामे ठाढ़ भए गेलथि। यद्यपि कालीकान्त आचार्यजीक संगे जयन्तसँ सटले ठाढ़ रहथि मुदा ओ आँखि मुनने तेना ने ध्यानमग्न रहथि जे आचार्योकेँ हुनका टोकबाक साहस नहि भेलनि। कालीकान्त एहि बातकेँ बुझलनि आ आचार्य संगे ठामहि वापस भए गेलाह। त्रिकुट भवन वापस जाइत काल हुनका बेरि-बेरि ओहि तेजस्वी युवकक ध्यान अबैत रहलनि।

(अनुवर्तते)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

*गढ़-नारिकेल उपन्यास-त्रयीक पहिल उपन्यास "सहस्त्रशीर्षा" क बाद दोसर उपन्यास*

गजेन्द्र ठाकुर

द ........ फाइल्स (आगाँ)

१

हमर नाम छी... ... ... ..आ गाम ‘‘गढ़ नारिकेल’’

शुक्र दिन ऑफिससँ दस बजे रातिमे घुरलहुँ तँ डेरा पहुँचिते बेटी स्वागत केलक। बुझा गेल जे रूसल अछि। पुछलिऐ जे की भेल तँ ओ मोन पाड़लक जे अझुका सिनेमा देखबाक प्रोग्राम छलै। हमर एहि जवाबपर कि देरी भऽ गेल अछि आ थाकल छी, ओ सोफापर मुँह घुमा कऽ बैसि गेल आ कथुक उत्तरे नै दिअए। कनियाँकेँ कहलियन्हि जे काल्हि सिनेमा चलै चलब से नै हेतै कारण ८-११ बला शो तँ खतम भऽ गेल हेतै। ओ बेटीसँ पुछि कऽ ओतहियेसँ चिकरि कऽ कहलन्हि जे अहाँ अझुका प्रॉमिस केने रहिऐ। हँ प्रॉमिस तँ केने रहिऐ, तकरा पूरा तँ करैये पड़त। फेर मोन पड़ल जे सरकार नाइट शो देखेबाक अनुमति थियेटर सभकेँ देने छै, से आइ काल्हि ११ सँ २ बजेक शो सेहो देखि सकै छी। ‘‘बूक माइ शो’’ साइटपर ऑनलाइन टिकट कटेलौं आ से देखि बेटीक रुसब खतम भेलै। बेटा, कनियाँ आ माँ तीनू गोटे तैयार भऽ जाइ गेला आ सिनेमो जे पड़ि लागल सेहो सनगर। सालमे एक्के दू टा तँ नीक सिनेमा बनै छै बॉलीवुडमे।

दू बजे रातिमे सिनेमा देखि कऽ घुरि रहल छलौं, रस्तामे गाड़ीक

लाइट एकटा बड़का होर्डिंगपर पड़लै, आ ओहने बहुत रास होर्डिंग अबैत गेल।

ओइ होर्डिंग सभपर राज्यक महिला मुख्यमंत्रीक कनी अगरायल सन अभयमुद्राबला फोटो छलै। ओना तँ बेटीसँ बेशी रनिंग कमेण्ट्री हमहीं करै छी, रस्ताक सभटा चीजक विस्तृत विवरण दैत गाड़ी चलबै छी, कखनो काल जखन दुनू हाथ छोड़ि खिस्सा आगू बढ़बै छिऐ तँ ओ टोकितो अछि आ सड़कक सभटा कानून, रेड-लाइट, ग्रीन लाइट, जेब्रा क्रॉसिंग, सभटा ओ बुझबऽ लगैए। मुदा ऐ होर्डिंग सभकेँ हम अनठा देलिऐ ई सोचिकऽ जेजँ कहबै तँ उनटे सुना देत जे ई सभ हमरा बुझले अछि। मुदा ऐबेर से नै भेल। शीसा खोलि कऽ ओ अचरजसँ हमरासँ पुछलक-

“ई ककर फोटो छिऐ डैडी?”

“ईहो नै बूझल अछि, फलना दीदी मुख्यमंत्रीक फोटो छियन्हि ई”।

“मरि गेलखिन्ह की? कहिया?”

कनी काल तँ हमरा बुझबामे नै आएल आ जखन आयल तँ ततेक हँसी लागल जे गाड़ी चलेनाइ मुश्किल। माँ कनियाँ आ बेटाकेँ कहलियन्हि जे ई किताबमे पढ़ैए जे मुइलाक बाद बड़का फोटो आ मूर्ति बनै छै से एकरा भेलै जे मरि गेलीह मुख्यमंत्री आ स्कूलमे एक्को दिनक छुट्टी नै भेटल। मुदा आइ काल्हि तँ जिबितेमे बड़का फोटो आ मूर्ति सभ बनऽ लागल छै। हमरा संगे सभ पेट पकड़ि कऽ हँसऽ लगला। बेटी हतप्रभ सभकेँ देखैत रहल। तखने हमर फोनक घण्टी बाजल आ हम जेबीसँ फोन निकालनहिये रही तखने ओ हमरा दिस

इशारा कऽ कय स्टीयरिंगपर ध्यानदेबा लऽ कहलक तँ हम गाड़ीकेँ सड़कक कात लगा कऽ गाड़ी ठाढ़ कऽ लेलौं।

"सूतल छलौं की, उठा देलौं।"- फोनमेसँ अबाज बहराइए।

"नै, एते जल्दी कहाँ सूतै छी, कि कोनो जरूरी गप अछि?", दू बजे राति कऽ ऑफिसक हाकिम बिना काजेक फोन किए करत, से जकरा इंस्टिंक्ट कहै छै तहिना पुछा गेल छल।

"एम्सक ट्रॉमा सेन्टर आबि सकै छी, आउ तँ फेर आगाँ गप हेतै"।

डेरा पहुँचि, कपड़ा बदलि कऽ ऊबरकेँ बजबै छी, अपन गाड़ी लऽ जायब तँ पार्किंग भेटत आकि नै से सोचि कऽ। गेटपर उतरि कऽ जखने ट्रॉमा सेन्टरक भीतर जाइ छी तँ अबाज अबैए-

"सर, एम्हर छी हम"। हमर इंस्पेक्टर सहैब गालकेँ हाथसँ साटने हमरा शोर करै छथि।

"अहूँ एतै छी, हाकिम बजेने छथि, तँ हम आयल छी"।

"हमरे दुआरे बजेने छथि, अटैक कऽ देलक गुण्डा सभ"।

"कतऽ, कोना?"

ओ अपन गालपरसँ हाथ हटबै छथि तँ गाल दू टुकड़ी दुनू दिस भेल देखाइत अछि।

हमर "हाँ, हाँ"कहला उत्तर ओ धड़फड़ा कऽ अपन हाथसँ गालकेँ

साटि लै छथि।

हम कहै छिएन्हि- “अहिना केने रहू, अहाँकेँ अपन गाल देखा नै पड़ि रहल अछि तँ अहाँकेँ पता नै अछि जे ....”। चुप भऽ जाइ छी।

“कते कालसँ एतऽ छी?”

“एक घण्टासँ छी। जखन आइ.जी., डी.आइ.जी. सहैब सभ कनी काल पहिने एला तखनसँ कनी ध्यान देलकहेँ। ईहो सभ की करतै, देखै नै छिऐ भीड़”।

एकटा डॉक्टर हुनका बजाकेँ लऽ जाइ छन्हि एकटा कोठलीमे। ओइ कोठलीक बाहर सभ हाकिम जमा छथि, सभ गम्भीर मुद्रा बनेने छथि। लोकल थाना बला सभ सेहो आबि गेल अछि। थाना बला सभ सहटि कऽ हमरा लग आबि गेल।

दरोगाजी हमरा अपन मोबाइल निकालि एकटा वी.डी.ओ. देखबै छथि।

“देखू ऐ गुण्डा सभकेँ, हमरेपर पाथर फेकि रहल अछि”।

हवलदार सहैब टिपलखिन्ह जे ओइ सारकेँ हुजूर जेल पठा देलखिन, सभटा गजेरी-चरसी सभ छै। कोनो डरे-भर नै होइ छै। हुजूरे कऽ मोटरसाइकिल थानेपरसँ चोरा लेलकन्हि, तकर अखनि धरि पते नै चलल छै।

हम दरोगाजीसँ पुछलियन्हि- “अहाँकेँ की लगैए, की ई लॉ एण्ड ऑर्डरक गप छै आकि ऑफिसक काजसँ एकर कोनो सम्बन्ध छै”?

ओ कहै छथि जे मामिलामे पेंच छै। तहकीकात तँ जबरदस्त ढंगसँ

हेतै। मुदा ओ सेहो कहै छथि जे मोटा-मोटी ई ‘‘लॉ आ ऑर्डरे’’क समस्या छिऐ। मुदा देखू तहकीकातमे की निकलैए...

इंसपेक्टर सहैबक गाल सीबि देल गेल छन्हि। इन्सपेक्टर सहैब हमरा कहै छथि जे गाल तँ दू टुकड़ी भऽ गेल छलै से हुनका बुझले नै छलन्हि, सीलाक बाद डॉक्टर अएना देखेने छलन्हि से देखि कऽ पता चललन्हि।

सभ हाकिम अपना-अपना घर दिस बिदा भेला। सरकारी गाड़ी इंस्पेक्टर साहैब कऽ लऽ गेलन्हि आ हम ऊबरकेँ फोन लगेलौं।

... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ...
... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ....

अगिला दिन भोरे-भोर ऑफिस गेलौं तँ अर्दली इशारामे कहलक जे एकटा इनफॉर्मर आयल अछि। हम कहलिऐ जे ककरोसँ भेँट करा दैतिऐ, एतेक गोटे ऑफिसमे अछि तँ कहलक जे कहैए जे अहींसँ भेँट करत, कहैए जे हमर इलाकाक हाकिम छथि, अनकापर ओकरा भरोस नै छै।

‘‘हमर इलाकाक छी? कतुक्का छी? नामो-गाम बता देलक की?’’

‘‘नाम तँ नै बतेलक मुदा कहलक जे गामक नाम कहि दियौन्ह हाकिमकेँ, अपने बजा लेता। गामक नाम जे कहलक से विचित्रे.... किदन तँ ... ‘‘गढ़ नारिकेल’’!’’

२

कएक दिन बीति गेल, डेटा, डेटा, डेटा...

बैलेंस शीट, एक्सेल फाइल, फेक अकाउण्ट, फेक इनवोइस..

फेर सभ फेक अकाउण्ट लेल एकटा कनसोलिडेटेड इनवोइस..आ तइसँ बनल ट्रायल बैलेंस... आ से डेटा गेल चार्टर्ड अकाउण्टेण्ट लग। आ तखन बनल ऑडिटेड बैलेंस शीट.. पकिया बला!

“एतेक सामग्री अहाँ लग अछि, अहाँ कोनो पैघे लोक छी, कारण कोनो संगठनक छोट-छीन लोकक हाथमे एतेक डेटा नै एतै। गढ़-नारिकेल एकटा रहस्य छै आ ई रहस्ये छिऐ ई दुनियाँ”।

“हमहूँ छी एकटा रहस्ये। गढ़-नारिकेलक कर्ज। हम सभटा गप कहब, किछुओ नुकाएब नै अहाँसँ, से समए आएत। एकबेर जखने शुरू कऽ देलौं अहाँ ई काज, तखने हम निश्चिन्त भऽ गेलौं। हमरा बुझल छल जे अनका ई डेटा देखेबै तँ ओ बुझबो करत आकि नै, आ जँ बुझि कय डेरा बा बिका जाय। आइक बाद हमरा आ अहाँक भेँट नै हएत, कोनो सूचनाक आदान-प्रदान आइक बाद आब डार्क-वेब टा पर हएत”।

... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ... ...

आ ओ चलि गेल।

ओकरा जिताएब हम।

ओ जीतत तँ जीतब हम।

एतेक सूचना, एतेक धरि खसि गेल लोकक सूचना?

सूचना आ डेटा बनि गेल अछि बड़का खेल। सभकेँ बूझल छै सभटा गप आ सभ गबदी मारने अछि बैसल।

डर..

कियो एकर कारण घर्-द्वार-परिवारकेँ बचाएब कहैए, फैमिली बला छी, अपन नै तँ परिवारक चिन्ता तँ करैए पड़त, तँ अपना लेल नै परिवारक लेल डेराइत छी... ओकरा की छै, ने आगू नाथ ने पाछू पगहा...

आ कियो-कियो होइत अछि बताह, ने अपन चिन्ता आ ने परिवारक.. बौआइत छै ओकर परिवार...

कियो कनी कालमे थम्हि जाइत अछि कियो कोनो पैघ दुर्घटनाक बाद थम्हैत अछि आ कियो किछुअ भऽ जाउ थम्हिते नै अछि... आ एहनो लोक सभ अछि जकरा संग दुर्घटना होइते नै छै.. से ओ किए थम्हत.. बुझाइ छै जे ओकर बड़कति होइत छै अधलाह काज केने..,.

लागि रहल अछि जे कोनो अन्हार तरहड़ि मे उतरल जा रहल छी, सीढ़ी नीचाँ दिसि जाइ छाइ, पहिने कनी-मनी इजोत, फेर झलफल, फेर राति सन अन्हार आ फेर अन्हार गुज-गुज, आगिपरक खापड़िक अधोभाग...

इजोत कोनो आस नै? आ जँ आबि जाएत इजोत तँ भऽ नै जाइ आन्हर...

इजोतसँ डेरा रहल लोक?

अन्हारेमे लागि रहल छै मोन आकि लगा रहल अछि मोन...

आ जे अछि बताह?

शोनितक रङ देखा पड़ि रहल अछि डेटामे, शोनित-शोनितामे... मुदा शोनितक रङ सेहो कारी, अन्हार-गुज्ज... शोनित तँ होइत अछि लाल टुह-टुह... मुदा ऐ डेटाकेँ हमरा लग अबैत-अबैत देरी भऽ गेलै.. लाल-रङ बेसी गाढ़ भेने कारी भऽ जाइ छै, आ देरी भेने सेहो...

देरी किए भेलै? बताह लोकक कमी तँ कहियो नै छलै ऐ लोकमे... मुदा लगैए जे आब भऽ गेल छै, आ से नै रहितै तँ एतेक शोनित युक्त डेटा, एतेक मात्रामे कोना थकिया जइतैक? आ जँ रहबो करितैक तँ तकर रङ लाल रहितैक, गरम रहितैक, कारी-पपड़ी पड़ल नै रहितैक।

सीढ़ी पहुँचि गेल अछि तरहड़िमे... तेहन ब्लैक-होलमे जतऽ जा कऽ सभ किछु गुरुत्वाकर्षणक अधीन भऽ जाइत अछि, जकर मध्य विचित्र आकृति अछि जन्म लऽ लेने, डेराओन आ ध्वनि उत्पन्न करैत... जेना समुद्रमे उठल अछि चक्रवात...

सभ आकृति घेर लैत अछि हमरा... पहिने हमर गप सुनू तँ पहिने हमर... हॉस्पीटलमे जे हालत होइत छै डॉक्टरक, रोगी सभ जखन घेरने रहै छइ ओकरा... ओतऽ तँ रोगीक सङ ओकर परिवारक लोक सेहो रहै छै, मुदा एतऽ तँ मात्र रोगीये टा छै..

३

पहिल फाइल

“सभ मानैए जे एकटा दैवीय शक्ति होइ छै, सभ तरहेँ नीक, सभसँ बेशी जानकार आ सभसँ बेशी शक्तिशाली, जकरामे कोनो अवगुण नै होइ छै, जे सभ ठाम अनुभव कएल जा सकैए आ जे सभ बौस्तुक ज्ञाता अछि। मुदा फेर दुष्ट शक्तिक कोन तरहेँ व्याख्या हएत? फेर कोना होइए दुष्ट कृति, किए होमए दैत अछि ओ ई दुष्कृति”?

अन्हारसँ निकलि रहल ई अबाज, दर्शनक एकटा समस्याकेँ अकानैत अछि। नाम छिऐ गोप कुमार।

“सभ हमरे दोखी मानैत अछि, मुदा दोखी कइएक तरहक होइत अछि, एकटा होइ छै गैंगस्टर, एकटा नक्सल आ एकटा आतंकवादी आ एकटा हमरो सभ सन लोक”।

“तीनूमे हमरा लेखेँ कोनो अन्तर नै छै, जे राज्यक विरुद्ध शस्त्र उठेलक से भेल दोखी, आ तकरा भेटतै सजा”।

“मुदा जँ गैंगस्टर कहए जे ओ देशभक्त अछि आ अहाँकेँ नक्सल आ अतंकवादीक विरुद्ध अपन सहयोग दिअए, तखन”?

“तखन ओकर सहयोग लैत छी हम, मुदा ओइसँ ओकर केलहा माफ नै होइ छै। हँ, ओकरा पश्चातापक एकटा अवसर भेटै छै। आ से तँ नक्सली आ आतंकवादीकेँ सेहो भेटै छै”।

आ ओ कथा शुरू करैत अछि, सत्यकथा। मानवक समस्त प्रकृतिपर

विजयक पश्चात, मानवक मानवसँ संघर्षक कथा। दोसर महाभारतक प्रारम्भ, वैश्विक कुरुक्षेत्रक युद्धस्थलपर। देखा चाही कतेक निअम टुटैत अछि ऐ महाभारतमे, कतेक नव निअम बनैत अछि ऐ क्रीड़ाक। कएकटा आशाक संचार होइत अछि आ कएकटा निराशाक। गढ़ नारिकेल बला ओ इन्फॉर्मर फेरसँ हमरा भीतर कृष्णक चपलता आनि देने अछि।

“जे अहाँ करबै सएह सही हएत आ जकर अहाँ विरोध करबै से गलत हएत”। यएह कहने रहए गढ़ नारिकेलक बसिन्दा आ यएह कहि रहल अछि गोप कुमार।

हमर बड़ाइ कऽ कय जान लऽ जाइ जो- हम सोचैत छी।

“बड़ाइ नै अछि ई। दुष्ट शक्तिक कोन तरहेँ व्याख्या हएत? बुझू जे ई छी प्रारब्ध जे अहाँकेँ अतए आनल गेल अछि। सर्वज्ञानी, सर्वशक्तिमान आ सभठाम उपस्थित शक्तिक अछैत दुष्ट शक्तिक व्याख्याक द्वार खुजत”।

हमर सोचलाहो गपक उत्तर दऽ रहल अछि गोप कुमार। ई एकटा नव अनुभूति अछि हमरा लेल। आइसँ पहिने हमर सोचलाहा गपक उत्तर स्वप्नमे बा अर्द्ध-चेतनावस्थामे कोनो शक्ति दऽ दइ छल। अर्द्ध-चेतनावस्थामे माने जखन हम सोचब बन्द करैत छी, थाकि जाइ छी जे आब एकर उत्तर नै भेटत, तखने कइएक घण्टाक बाद कोनो ट्रैफिक जाममे बा सिनेमा देखैत काल बा खाइत काल, कइएक बेर सरल समाधान भेटि जाइत अछि। स्वप्नक समाधानकेँ तँ हम दैवीय हस्तक्षेप मानैत छलौं मुदा अर्द्ध-चेतनावस्थामे भेटल सरल समाधानकेँ शुरुहमे अपने ताकल समाधान मानैत छलौं। आर तँ आर अर्द्ध-

चेतनावस्थाकेँ चेतनावस्थे मानैत छलौं शुरुहमे। मुदा स्वप्न कालक बढ़ैत सरल समाधान अर्द्ध-चेतनावस्थाकेँ परिभाषित केलक आ अर्द्ध-चेतनावस्थामे भेटल सरल समाधानकेँ सेहो दैवीय हस्तक्षेप सिद्ध केलक।

“मुदा हमरा सभकेँ सिखाओल जाइत अछि जे ठाढ़ नाक, गोर-नार आ नमगर लोक नीक, जँ ककरो सभ अंग सही छै तखनो ओ असुन्दर अछि। आ जँ कोनो अंग सही नै छै, कोनो पअए छै, तँ ओकरामे दुष्टता भरल हेतै। आ जँ ओकर मोन खराप भऽ गेलै बा बेमारी भऽ गेलै तँ सुन्दर-असुन्दरक भेद आ पअए केर अतिरिक्त वर्तमान बा पूर्व-जन्मक कोनो दोख आबि जेतै। से हमरा सभकेँ एक दोसरासँ तुलना करब सिखाओल जाइत अछि। ओ तोरासँ कम सुन्दर बा बेशी सुन्दर। ओ तोरासँ बेशी बलगर बा कम बलगर, बेशी काजुल बा कम काजुल। हमर देश दोसरा देशसँ कमजोर बा मजगूत, हमर संस्कृति दोसरसँ नीक बा अधला। मुदा जँ अहाँ दोसर संस्कृति, दोसर नाक-मुँहबला लोकक सम्पर्कमे आयब तँ अहाँकेँ लागत जे ई सभ झुट्ठेक भेद अछि, ओहो अहिन सोचैत अछि। जँ कियो सुन्दर-असुन्दर अछि बा बेशी-कम काजुल आ जँ तकर कोनो नपनाकेँ सत्य मानियो ली तँ ओइमे अहाँक कोन योगदान?”

“तँ तकर कोन उपाय? स्कूल कॉलेजमे नामांकनसँ लऽ कऽ नोकरी-चाकरी, कृषि-उद्योग सभ ठाम नीक-अधला कोना तय-तमन्ना हएत, तकनीक उत्कृष्ट अछि बा नै तकर कोना निर्धारण करब”?

“तुलना अपनासँ करू, अनकासँ नै, काल्हि आ आइ, पुरान आ नव, अपन आ अपन देश-समाजक तुलना अपनेसँ। आ से नै केने हिंसाकेँ

अहाँ नै रोकि सकब”।

“अहाँ तँ हिंसा छोड़ि देब, मुदा जँ अहाँक प्रति हिंसा हएत तँ से केना रोकब”?

“जँ अहाँ अपनेसँ अपन तुलना करब बा जखन अहाँ अनकासँ अपन तुलना करब तँ अहाँ देखब जे पहिल स्थितिमे धनात्मक वृद्धि हएत, नीक भाव रहलापर प्रगतिमे कोनो बाधा नै होइ छै। दोसर स्थितिमे अहाँक प्रगति ऋणात्मक वृद्धि बाधित करत, अहाँ मात्र दोसराक अनुसरण करब, ओ जे रस्ता निर्धारित करत तहीपर अहाँ आगाँ बढ़ब। अहाँक रस्ते जखन अनकर अछि तँ कखनो ओइमे ओ खधाइ खुनि देत आ अहाँक प्रगति बाधित कऽ देत। आ सएह भेल ऐ पहिल फाइलमे… … ….

…. एकटा कम्पनीमे हम काज करैत छलौं। पढ़ि लिखि कऽ नोकरी भेटि गेल। आ ई कम्पनी बड्ड नीक लागल। एतेक सुन्दर वेबसाइट छै एकर। वेब टेक्नोलोजीक सभसँ आधुनिक स्वरूपक उपयोग केने अछि। कम्पनीक विषयमे जानकारी लेबाक हुअए तँ एकर वेबसाइटपर जाउ, मल्टीनेशनल कम्पनी, सत्य हरिचन्द्रक कम्पनी संस्करण, मोन प्रसन्न भऽ जायत। ऑफिसो चकमक। ओना हमर गामोपर साफ-सफाइ जबरदस्त छल, मुदा ओतऽ अंगनामे माय बाढ़निसँ आ दलानपर बाबू खरड़ासँ जे काज करै छला से एतऽ कर्मचारीक एकटा नव वर्ग करैत छल। चतुर्वर्णक मल्टीनेशनल संस्करण ऐ फिरंगी कम्पनीमे छल। डिसीप्लीन तँ पूरा, अनुशासन देशकेँ महान बनबैत अछि से तँ कतौ लिखल नै छलै मुदा चारू वर्गक कर्मचरी एक दोसरासँ छोड़ू आपसोमे गप-सप्प कम्मे करैत रहथि। किछु तँ काजक बोझक दुआरे आ दोसर कोनो सूचना-लीक होयबाक बा निंदा शिकाइतक आरोप

लगबाक डरक दुआरे। मुदा ओइ डरकेँ डिसीप्लीनक नाम देल गेल छल।

सालक अन्तमे सभक कएल काजक समीक्षा होइ छलै, तही समीक्षाक आधारपर दरमाहामे बढ़ोत्तरी होइ बा नै होइ छलै, मुदा ककरा कतेक भेटलै से एक-दोसरासँ गुप्त रखबाक शर्त रहै छलै। आ नव साल फेरसँ शुरू... भरि साल मेहनति करू, ओइ सालक-अन्तक कार्य-समीक्षा लेल।

भागा-दौड़ी दोकान-दौड़ी सन। सभ दिनुका काज। कोन परियोजना केना बनत, पी.पी.टी. एक्सेल सीट, बार-पाइ चार्ट, प्रोजेक्ट प्रपोजल, भागा-दौड़ी। सेमीनार राष्ट्रीय आ अन्तर्राष्ट्रीय विश्विद्यालयमे, हावर्डमे सेहो।

४

<u>सत्य हरिचन्द्र-कम्पनी आ हमर कंट्री-हेड प्रभाकरन सुन्दरम</u>

हमर कंट्री-हेड केर भाषण भेल रहै ओतय, सत्य हरिचन्द्रक कम्पनी संस्करणक जे विवरण अन्तर्जालपर रहय तहूसँ बेशी नीक विवरण। अमेरिका तँ बाबू अमेरिका छलै, एहेन-एहेन सत्य हरिचन्द्र-कम्पनी सभ, एक-दूटा नै हैँजक हैँज रहै, सभ एक-दोसरासँ बेशी बड़का सत्य-हरिचन्द्र कम्पनी। एकटा गप ओइ दिन सेहो हमरा टोकारा मारने रहय- सेमीनारक कएक टा सत्य-हरिचन्द्र कम्पनीक वक्ता सेमीनारमे कहने रहथि- ‘‘अमेरिकाक बाहर सेहो हम नैतिकताक पालनक प्रयास करै छी मुदा अमेरिकामे तँ हमरा सभक अनैतिकताक प्रति ’शून्य-सहिष्णुता’ अछि’’। माने?...

प्रभाकरन सुन्दरम रहथि हमर नव कंट्री हेड। आ हम गोप कुमार। हमरा दुनू गोटे संग बहुत रास लोक गेल रहथि ओइ सेमीनारमे। ऐ यात्राक बाद हमर जिनगी पी.पी.टी. एक्सेल सीट, बार-पाइ चार्ट, प्रोजेक्ट प्रपोजलसँ आगाँ बढ़ैबला छल। कम्पनीक दूटा टेरीटरी छै, पहिल छै ओतऽ जतऽ छै हावर्ड विश्वविद्याल से छै "'शून्य-सहिष्णुता" बला क्षेत्र आ हमर देशमे कम्पनीक जे शाखा छै आ जतऽ हम काज कऽ रहल छी से अछि "नैतिकताक पालनक प्रयास"बला टेरीटरी।

प्रभाकरन सुन्दरम हमरासँ हिलि-मिलि गेल रहथि। हमर काज करबाक गति आ काजक गुणवत्ता रहै आकि "नइ नै" कहबाक हमर आदति। आकि कोनो काज एला पर खाइतो काल खेनाइ छोड़ि हाथ धो कऽ ओइ काजकेँ कइये कऽ आ तखने फेर खेनाइ पर बैसबाक आदति। आकि कोनो काज आगाँ लेल नै छोड़बाक आदति। आकि "हँ" आ "नै" केर भेदक पूर्ण ज्ञान आ "हँ तँ हँ" आ "नै तँ नै" बला आदति। आकि कोन काज ठीक छै आ कोन काज नै तइ मे कोनो तरहक कोनो अस्पष्टता नै हेबाक गुण। आकि घरक आ ऑफिसक कार्यकेँ फराक-फराक रखबाक हमर आदति। आकि ऑफिसक लोकसँ गॉशिप नै करबाक हमर आदति..

प्रभाकरन सुन्दरमकेँ सम्भवतः हमर चाहपर गप-सरक्का बला ग्रुपसँ हमर दूरी बेशी पसिन्न पड़लन्हि, कारण हमर बॉसक बॉससँ ओ हमर ऐ सभटा गुणक चर्च केलन्हि, मुदा अन्तिम गुणपर बेशी जोर देलन्हि।

आ भारत घुमिते हम सोझे कंट्री हेड प्रभाकरन सुन्दरमकेँ रिपोर्ट करय लगलौं।

प्रभाकरन सुन्दरम छल ओ नाम जे ऐ कम्पनीकेँ कतऽ सँ कतऽ लऽ

अनलक। एन.आइ.टी. तिरुअनन्तपुरम् सँ बी.टेक आ आइ.आइ.टी. मद्राससँ एम.टेक छल प्रभाकरन सुन्दरम। भारतक ''इन्फ्रास्ट्रक्चर बूस्ट''मे ओकरा ऐ कम्पनीमे आनल गेल रहै, एकटा पैघ पैकेजपर। ई अमेरिकन कम्पनी भारतकेँ काज सिखेतै, कोना काजक गुण-दोख देखल जाइ छै, कोना सड़कपर आ फैक्ट्रीमे दुर्घटना कम कयल जाइ छै। कोना समयपर काज कयल जाइ छै।

(अनुवर्तते)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

गजेन्द्र ठाकुर

दूटा बीहनि कथा

१

प्रवचन

दिल्लीमे एकटा प्रवचनमे गोनर भाइ प्रसिद्ध स्वामीजी बाजि रहल रहथि-

“हम बहुत दिनक बाद प्रवचन कऽ रहल छी, कारण एम्हर हम पटना गेल रही। ओतऽ एकटा मोहल्ला छै राजेन्द्र-नगर। ओतऽ भारतक पहिल राष्ट्रपति राजेन्द्र प्रसादक प्रशंसक लोकनि निवास करैत छथि। ओतऽ एकटा प्रवचन मे ई प्रश्न उठल छल जे... ...”।

गोनर भाइके पछाति हम पुछलियन्हि- “गोनर भाइ, हम पटना नग्रमे २० बर्ख रहलौं मुदा ई तँ हमरो नै बुझल छल जे ओतुक्का राजेन्द्र-नगरमे राजेन्द्र प्रसादक प्रशंसक लोकनि निवास करैत छथि। आ अहाँ तँ धान कटाबै लेल गाम गेल रही तखन ई पटनाबला प्रवचन प्रसंग कहिया भेलै...!”

“हौ बुझहक, ई सभ नै कहबै तँ ई सार पंजाबी सभ कि एकोटा पाइ देत।”

२

गछल गप

‘‘गोनर भाइ, वरागत कहै छला जे अहाँ गछलाहा कोनो बौस्तु नै देलियन्हि, हम घटक रही आब ओ जखन देखू हमरा हुथैत रहै छथि।’’ घटक महराज गोनर भाइसँ पुछलन्हि।

‘‘यौ, ओइ धुइनमे हम की-की गछलियन्हि आ की-की नै गछलियन्हि से-कि हमरा मोन अछि। ओ कहैत गेलाह आ हम हँ-हँ करैत गेलौं।’’

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

प्रणव झा

विभीषण के चरित्र चित्रण (मैथिली गल्प)

किछ आमभावना(perception) लोक सब के बीच अनेरे प्रचलित रहई छैक जेना नरेंद्र मोदी के बात बात पर कोसनाई, राहुल गांधी के बिना सुनने, ओकर बात के बिना बुझने ओकरा पप्पू कहनाई, अरविंद केजरीवाल के बिना बात के एना गरिएनाई जेना कि ओ हिनकर पाहून होय। एहने ट्रेंड मे से एकटा ट्रेंड छैक विभीषण जी के देशद्रोही आ गद्दार कहनाई। जे कि हमरा लेखे एकदम अनुचित आ अदूरदर्शी सोच छैक। जे लोक सियावर रामचन्द्र जी के नै मानई छैक हुनका सब के त खैर किछ नै कहल जा सकई अछि मुदा जे लोक जानकिरमान राजा राम के मानई छैथ, हुनकर अनुव्रती आ उपासक छईथ (किछु शिकायत के संगो) ओ सब ओय विभीषण पर कोना के आंगुर उठाबै छईथ से नै जानि जिनका साक्षात भगवान राम आपन मित्र आ बराबरी के दर्जा देने छलाह! आ वास्तविकतो यैह थीक नै त लोक मेघनाद आ कुम्हकर्ण के बजाय विभीषने के ने पुतला जराबथिन। लेकिन एहन बात नै छैक। वास्तविकता त ई छैक जे रामेश्वरम मे विभीषण जी के मंदिरो छैक।

विभीषण जी सदिखन देश आ न्याय के पक्ष मे छलाह। एकरा किछ उद्धरण से बुझल जा सकई अछि:

जखन सूर्पनखा अपन निजी स्वार्थ आ प्रतिशोध लेल रावण के दरबार मे ओकरा एकटा अनावश्यक युद्ध के लेल भड़काब' आयल छलीह आ अपन डाह के शान कर' लेल हुनका मोन मे सीता के लेल लालसा आ मोह भरि रहल छलीह तखन विभीषण रावण के सलाह दैने छलाह जे मामिला के बिना ठीक-ठीक बुझने एकटा प्रबल योद्धा से बैर ठानब राज्य के हित मे नै थीक, किए त रामजी के लंका पर चढ़ाई के कोनो इरादा नै छल।

जखन रावण सीताजी के हरि के ल आनलक तखनो विभीषण जी एकटा सच्चा हितैषी मंत्री के रूप मे रावण के स्त्री मर्यादा के पाठ पढ़बैत चेतेलखिन जे परदारा हरण अधर्म थीक, पाप थीक। ई कुल आ देश दुनू के कलंकित करे बला कृत्य अछि। तै रावण के सीताजी के ससममान वापस राम जी लग पहुंचा देबा के चाहिए। मुदा अपन स्वार्थ आ सत्ता आ शक्ति के अहंकार मे डूबल रावण के मति मे कहाँ ई सब बात ढुकलय!

जखन रामजी के सेना लंका पहुँच गेल छल तखनो विभीषण देशाहित मे रावण के बुझेलखिन जे राजा के निजी हित आ इच्छा के पूर्ति के लेल देश के अनावश्यक युद्ध मे झोंकनाई आ ओई कारण होमय बला नुकसान के खतरा मे ठेलनाई सर्वथा अनुचित थीक। तै, देश के बिनमतलब के नुकसान से बचाब' लेल आ स्त्री मर्यादा के रक्षार्थ रामजी से संधि क लिय'। मुदा ऐ पर रावण हुनका तिरस्कृत क के देशनिकाला द देलक।

राजा आ पईघ भाय से तिरस्कृत भेला आ देशनिकाला के सजा पाबय के बादो विभीषण जी अपन देश के विषय मे चिंतित रहलाह

आ अपन हितैषी के सलाह पर रामजी से संधि कर' लेल पहुँच जाय छईथ जे हे मर्यादापुरषोत्तम अहाँ के बैर त रावण से थीक ने, तै कृपा क के ओकरे से युद्ध कैल जाय आ लंकावासी के अनावश्यक नुकसान जुनि करबई। विभीषण जी के लेल देश से मतलब देश के भूमि, देश के लोक, देश के संसाधन छल नै की राजा के निजी स्वार्थ आ निजी सोच। रावण के मृत्यु के बाद ओ रामजी के संधि अनुसार लंका के राजा बनय छईथ आ लंबा समय तक ओत' सुशासन के संग राज केलाह।

दोसर विश्व युद्ध के समय भारत के ब्रिटिश राज के खिलाफ नेताजी सुभाष चंद्र बोस सेहो एहिना आजाद हिन्द फौज ठाढ़ केने छलाह आ लड़ल छलाह जै से भारत देश आ भारत'क लोक के अङ्ग्रेज़ी राज से मुक्ति भेटय आ कुनु बेहतर लोकतान्त्रिक व्यवस्था एत बनी सकय।

ऐ से ई प्रमाणित होय छैक जे विभीषण जी एकटा देशभक्त आ मर्यादाप्रिय व्यक्ति छलाह। आ राजा के आलोचना से ल क राजा के प्रति विद्रोह सब के पाछू हुनकर मंशा देशहित आ मर्यादा से जुडल छल। हाँ मुदा ई त छैहे ने जे कलंक से कियौ नै बचल अछि जखन मर्यादापुरुषोत्तम स्वयं नै बचि सकलाह त हुनकर मित्र कत' से बचताह, स्वाईत विभीषण जी पर देशद्रोह आ कुलद्रोह के कलंक लगायल गेल। तै भेड़चाल मे या कोनो प्रोपगेंडा के तहत केकरो गद्दार या देशद्रोही कहबा से पहिने दू मिनट रुकि के अवश्य सोचबाक चाहिए जे जेकरा पर आरोप लगा रहल छी ओकर कृत्य की थीक आ ओकरा पाछाँ मंशा की थीक।

देशद्रोह के आरोप केहन खोखला थीक से देखला के बाद आब कुलद्रोह पर चर्चा क ली। निश्चित रुपे ओ अपन कुल के लोक (भाई, भतीजा) सब के नाश के एकटा पईघ कारक बनलाह। मुदा किए? किएकि नारी तर्जन आ स्त्री मर्यादा के विरुद्ध आचरण कर बला अपन समांग सब के सेहो विरोध करबाक साहस हुनका मे छलईन्ह। सामाजिक आ मानवीय मर्यादा के विरुद्ध आचरण करई बला अपन समांग के प्रति ओ पक्षपात नै करे छथीन अपितु पहिने ओ हुनका सब के बुझेबाक प्रयत्न करे छईथ, हुनका सन्मार्ग पर लाब' के प्रयत्न करे छईथ। आ नै मानला पर अपन समांग के भी पाप के समुचित सजा दियाबई छथीन। आई हम देखई छी जे अक्सर देश मे नारी के विरुद्ध होय बला अपराध मे अपराधी के घर'क लोक, रिस्तेदार, पार्टी के लोक सब ओकर अपराध के जानितो ओकरा संगे ठाढ़ भ क ओकरा बचाबई छैक। वर्तमान मे देश आ समाज मे नारी के प्रति बढ़इत अपराध के ई एकटा प्रमुख कारण थीक। सेंगर, चिन्मयनन्द, आशाराम, रामरहिम, आदि एहेन सैकड़ो उदाहरण थीक। स्वाईत आई समाज मे विभीषण सन उदाहरण के आवश्यकता थीक कि यदि समाज मे एहेन अपराध आ कुकृत्य आहाके अपन परिवार के लोक भी करय छईथ त हुनको विरूद्ध अहाँ ठाढ़ भ सकि से साहस अहाँ मे होय। आब अहिं बताऊ जे एहन साहस के काज सराहनीय थीक कि निंदनीय!

ओना त पूर्वानुमान यैह छल जे युद्ध मे राम जी के विजय हेतई, एना मे हुनका से संधि क के एक तरहे देखल जाय त विभीषण जी महर्षि पुलत्स्य के कुल के नाश हेबा से सेहो बचा नेने छलाह। किछ लोक लांक्षण लगाब' के क्रम मे कहय छईथ जे कियौ विभीषण नामो नै राखय छै। से हे आदरणीय लोक सब से त लोक सुग्रीव आ

जामवंत सेहो नाम नै राखय छैक। नाम त एकटा चलन छैक जे जुग अनुसार प्रचालन मे रहे छय। एक समय मे सबसे प्रचलित रामे नाम आब कतेक लोक अपन बालक के राखय य?

अंतिम बात मुहावरा पर आबाय छी। ‘‘घर’क भेदी लंका डाहई’’ मुहावरा के अर्थ भेल कि यदि अंदरे के आदमी भेदी निकलि जाय त लंका सन शक्तिशाली राज सेहो ढहि जाय छैक। तै शासक के अंदर के लोक मे एतेक असंतोष नै पनप’ देबाके चाहिए जे ओ शत्रु के अहाँ’क भेद बता दै।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

संतोष कुमार राय 'बटोही'

'मंगरौना' (धारावाहिक उपन्यास)- आगाँ (६आ७)

<u>६</u>

कलियुग मे सभ कियो अपन नीक देखैत छथिन्ह। नीक लोक केँ बड़ि सताउल जाएत छै। भिनभिनौज आओर जड़-जमीन केर बँटवारा सभ सs पैघ अधकपाड़ छियैए। संतोष केँ जिनगी मे बड़ि दु:ख छलैन्ह। व्यासजी केँ कोंरियाही बेमारी छलैन्ह। भाई सभ अधपागल , दोसरक गप्प सुनियार भौजै छलैन्ह। जखन संतोष इंटर मे पढैत छलाह तँ हुनकर मैझली भौजाई नियारलीहि जे एकरा नहि पढ़s देबै। हमर स्वामी केँ कमेलाहा पर इ डाकटर भs जेताह, मूरख के लाठी बीचे कपाड़ । फेर की भेलै ? ओ सियालदह केँ गाड़ी पकड़ि कs कलकत्ता पहुँच गेलीह। मंगरौना केँ मरद अपन कनिया केँ गुलाम।

संतोष कुनौह धरानी आई एससी मे दरिभंगा मे सी एम साइंस कॉलेज मे नामांकन लेलाह आओर पढ़s लगलाह। आई एससी केलाह। घरक गरीबी आओर आगा पढ़वाक कोनहु चारा नहि छलैन्ह। बाबूजी फुसिंयौह केँ व्यासजी! कर्महीन व्यासजी ! हुनकर माए आओर बहिन मिलि कs हिनका पढ़ौलकैन्ह। माए केँ दोसरक घर मे कुटौन-पिसौन करs पड़लैन्ह।

बहिन कें उमिर बेसी भ' रहल छलैन्ह। हुनका सँ छोट चचेरी बहिन केर ब्याह भऽ गेलैन्ह। व्यास जी बेमार भेलाक बाद 2001 मे गुजैर गेलाह। धर्म नीक काज छियैए, परञ्च कर्म सँ मुँह नहि मोड़क चाही । ओ पार उतैर गेलाह। अपन लीला समाप्त केलाह। 2002 मे संतोष केर बड़ भाई अपन बेटी केर ब्याह कऽ लेलैत। बहिन हुनकर बेटी सँ पैघ छलैन्ह। कलियुग मे सभ आचार-विचार पर जेना डोम मूति देने छै ! घोर कलियुग !!

पुत्रक की कर्म होएत छै, सेहो लोक विसैर रहल छथिन्ह। एकर सबूत 'वृद्धाश्रम' अछि। व्यास जी कें गाँड़िक धोती तक हुनकर बड़ लड़का छिन्न लेलकैन्ह। व्यास जी धोती, गमछा आदि उतैर कऽ बड़ लड़का कें सोझा मे फेंक देलकीहिन। चारि टा दशरथ कें एको टा नहि काम कें। भूख आओर पै कें अभाव मे दवाई-दारू नहि भेलैन्ह। आओर ओ बेमार भऽ गेलाह। पिता कें की मतलब होएत छै से संतोष कें जामिया मे विशेष खललैन्ह। पै सँ बेसी जरूरत विचार कें अखनो होएत छै। विचार सँ जग जीत सकैत छी।

मंगरौना मे पैर खींचनाहर बेसी अछि। राजनीति पुरूख बेसी छथि। गाम बौरा गेल छै। जेकरा जे मोन से करैत छथि। 'शिष्टाचार' शब्द गाम सँ निपत्ता भऽ गेल छै। सभ कियो विद्वान भऽ गेल छथि। गप्प छोड़वा मे गोनू झा कें पितामह भऽ गेलाह अछि। सभ कियो। दारू कें ठेका गाम मे चलि रहल अछि। समाज, परिवार, व्यक्ति सभ कियो दिशाहीन भऽ गेलाह छथि। मुँहा-ठिठ्ठुर, गुँहा-गिज्जर आम गप्प भऽ गेल छै। भाई-बहिनक रिश्ता खत्म भऽ गेल छै। समाजक प्रतिष्ठा दाऊ पर लागल छन्हि, परञ्च अइ गप्प सँ किनको किछु

मतलब नहि छन्हि। सभ कहैत छथि - '' अपन माथा साहौर-साहौर करू।"

गाम शहर भऽ सकैत अछि ? परञ्च संस्कार कें शहरी नहि होमऽ देल जाउ। मनुख कें मनुख बुझल जाउ। चिटिंगबाजी समाज कें दिशाहीन कऽ सकैत अछि। बेसी सँ बेसी लोक फिरिशान भऽ सकैत अछि। सत्य कुंठित भऽ सकैत छै, परञ्च सत्य कें जीत हेबे करतै - 'सत्यमेव जयते' । सामाजिक समरसता कें कृत्रिमता खतम कऽ रहल छै।

गाम मे फुँसियौंह कें राजनीति भऽ रहल छै। पद कें की गरिमा होएत छै, जिम्मेदारी की होयत छै से बुझिनिहार कियो नहि छथि। बस, हुनका अपन पेट भरवाक चाही आओर सभ किछु जाउ भाँड़ मे। गाम मे सभ किछु मे राजनीति केनिहार सामाजिक मेलजोल के खतम कऽ रहल अछि। बड़ि दुखक गप्प छियैय जे गाम मरि रहल छै। कियो देखनिहार नहि छै।

संतोष कें गरीबी मे जन्म भेलन्हि। हुनकर बाबू जी गुमान मे छलाथि जे चारिटा पुत्र अछि। परञ्च विद्वान रहितौंह ओ अपन संतान कें नीक संस्कार देवा मे असफल रहलाह। तकरे परिणाम भेलन्हि जे चारि टा बेटा रहैतहुँ हुनकर अकाल मृत्यु भेलन्हि।

हुनकर तेसर बेटा दसवीं पास कऽकेऽ कोलकाता में काज करऽ रगलाहा। ज्ञान कें अभाव मे एवं पारिवारीक विखण्डन कें कारणे ओ पथ सँ भटैक गेलाह आओर 'डोली मोंडल' सँ ब्याह केलाथि। काली

मंदिर मे मंगरौना कँ किछु बिगाड़ै वाला लोकनि मिलि कS किशन कँ ब्याह करवा देलकन्हि। ब्याहक कय्यैन सालक बादो हुनका मुसरियो नहि गिरलन्हि। 'डोली मोंडल' कँ ओ छोड़ि देलथिन्ह।

हिनकर देखादेखी हुनकर भतीजा नीतीश आओर अभिषेक केलाथि । दुनू भैय्यारी बिन दहेज कँ 'लव मैरीज' केलाह। देहज-प्रथा कँ खतम कके मिसाल देलाथि। हुनकर माए-बाप कँ मोन लगले रहि गेलन्हि जे बेटा कँ ब्याह धूमधाम सँ करताह। बकरी बकरी होएत छै ; सूअर सूअर । से समाज कँ बुझS पड़तन्हि। जिनगी अनमोल होएत छै। बेपटरी पर रेलगाड़ी नहि चलि सकैत छै।

गामक छौड़ा शहर जाकS 'इंटरकास्ट मैरीज' कS रहल छथि। वैदिक वर्ण-बेवस्था आओर जाति-प्रथा के तोड़ि रहल छथि। आब कुनहुँ रोक-टोक नहि छै। जिनका जे मोन होएत अछि से करू। गाँड़ि खोलि कS नाचू ; नहि देखल जेतन्हि तँ जिनका शरम हेतैन्ह , ओ आँखि बन्न कS लेताह। घोर कलियुग बीत रहल अछि ! मंगरौना बताह भS रहल अछि। भांग खा कS ; गांजा पीबि कS आओर दारू पीबि कS लोक बौरा रहल अछि। युवाजन भोला बाबा बनि रहल छथिन्ह। आक-धतूर खेनै आम गप्प भS गेल छै।

गामक शरम बिका रहल अछि - "झिनि-झिनि बिनि चदरिया ।" परेम कँ खुल्लेआम प्रदर्शन भS रहल छै। देह कँ नुमाईश खुल्लेआम भS रहल छै। इतिहास मे नीक छवि दर्ज़ हुइए इ कोशिश करकS चाही। युवा धरम कँ प्रति आग्रह भ रहल छथि। ओ करम सँ दुरि बनौने

जा रहल छथि। जे कर्तव्य सँ विमुख हेताह ओ मिट जेताह। घड़ीक पहिया नाचि रहल अछि।

७

'घरक भेदिया लंका डाह' इ कहबी ठीके सही छै। दुनिया नीक नहि छै। बड़ि ठकनाहर लोकनि छथि। परञ्च किछु निको लोकनि छथि। मंगरौना गाम मे भगिनमान कँ कोनहुँ इतिहास मे नाम नहि छै। वंश वृक्ष बेनिहार सभ कँ अइ गप्प पर ध्यान देवाक छलैह। सभ कियो अपन पूर्वज कँ खोजि सकैत छथि। तर्पण केनिहार सभ सँ विशेष निवेदन हेबाक चाही जे कम-सँ- कम सात पुश्त धरि नाम याद रहक चाही।

गाम मे बूढ़-वृद्धा कँ देखनिहार बड़ि कम रहलै। अपन बेटा-पुतौह बूढ़ माए-बाप कँ नहि देखि रहल छै। आइ दुर्गा स्थान मे धीरू राम भेटलाह।

हम पूछलियन्हि, " की समाचार अछि ?"
ओ कहलाह, " की कहू बउवा , कियो नहि देखनिहार अछि। देखैत छियैय - एकटा आँखि खराब भ गेल अछि। तीनों छौड़ा मे सँ कियो नहि देखा दैत अछि। बूढ़ाड़ी मे गिर-पइर कँ मरि जायब। इएहे रहि गेल आब जिनगी मे।

मुइला पर लोक कंटाहा आओर पुरहित कँ कतेक दान करैत अछि। परञ्च जिला पर दुखे-दुख। कियो देखनाहर नहि। समाज आओर परिवार आब मरि रहल अछि। संवेदना आब हरा गेल छै। सभ कियो

हबड़-हबड़ मे लागल छथि। कथि कँ हबड़-हबड़ छै जे अनबुझ अछि। माए-बाप तड़पि रहल छन्हि आओर अपने एश-मौज मे लागल रहति छथि। इएह कलियुग छियैय। जिअल मे गुहाँ भत्ता मरल मे दूद्धा भत्ता।

रामपरी कहियो सासु कँ सेवा नहि केलीह, परञ्च मुइला पर हुनकर साँरा पर जुड़ी-शीतल मे जल चढ़ाबैत छथि। जिन्दा मे सासु कँ झोंटा उखैर लेलकै। मंगरौना मरि रहल अछि; धधकि रहल छै मंगरौना । मुइला पर जबार न्यौता देलाह सँ किछु नहि होएत। माए -बाप सँ बढ़ि कS किछु नहि होएत छै।।

गाम गाम नहि रहि गेलै। गाम शहर भS रहल छै। शहर जकाँ आचार-विचार छौर भS रहल छै। इज्जत कँ गुँह-गोबर भS रहल छै। आँखि कन्हा केने रहS पड़ैत छै। डीजे मे ’ लॉली पॉप’ वाला गीत बजला सँ सभ कियो देखार भS जाएत छथि। होएत छन्हि धोती- कुरता फाड़ि कS नाची। ललनवा के भरि देह गुदगुदी होएत छै। होएत छै कखन बरूआ कें गाड़ी मे सँ कूदि कS कुरता फाड़ि दियै। रौशन तS डीजे गाड़ी पर चढ़ि कS गरदा उड़ा देलकै। इ भेलै नाच ! लबड़ा नाच ! हाथ कँ तेना घुमबै छै जे ओ बिरजू महराज कँ फेल कS देतै। इ की भेलै - मारि फँसि गेलै। गारि-गराबैल भS रहल छै।

" तोरा माय .... ।"
" तोरे बहिन.... ।"

